नीलकंठ कक्काक छिड़ियाएल विचार सुनि सुचिता काकी समटैत बजली-

"अच्छा छोड़ू एते छान-पगहाकेँ। एक-एक काजकेँ उठा बेड़बैत चलू जे कि नीक-भेल आकि अधला भेल।"

पत्नीक विचार सुनि नीलकंठ काका बजला-

"हँ, बड़बढ़ियाँ विचार देलौं। मुदा पहिने ई कहि दिअ जे केते काज अढ़ेला पछाति करै छी आ केते अपने फुड़ने करै छी?"

पतिक बात सुनि सुचिता काकी अकबका गेली। मने-मने विचारे लगली जे ई कि भेल? एकरा कि काज करब नै कहबै। घर-परिवारक जखनि काज भइए गेल तखनि काज केना ने भेल। भरिसक बुधिये तँ नै घुसुकि गेलनि अछि, नै तँ एहेन बिनु हाथ-पएरक बोल किअए भेलनि? एक्केटा बातमे सेहो मानब उचित नै हएत। जँ मन घुसकल-फुसकल हेतनि तँ दोसरो-तेसरो बात एहेन बजता। ओना लोककेँ बेरो-विपति आ काजो-उदममे मन घुसुकि-फुसुकि जाइ छै। आंशिक रूपमे की ई झूठ जे किछु सरकारीओ कर्मचारी वा शिक्षकोकेँ बेटीक बिआह सेहो पतित बनौलकनि। परिस्थितियो रहल जे केते शिक्षक हाइ स्कूल वा कौलेजसँ सेवा-निवृत भऽ गेला मुदा हाथसँ कहियो वेतन नै उठौलनि। मुदा तँए कि परिवारमे खर्च नै छेलनि, एक शिक्षक वा कर्मचारीक खर्च तँ छेलनिहेँ। मनकेँ थीर करैत सुचिता काकी विचारलनि जे से नै तँ जे बुझैमे नै आएल से पुछिए किअए ने ली बजली-

"कि कहलिऐ अढ़ेलोत्तर आ अपने फुड़ने?"

सुचिता काकीक प्रश्न सुनि नीलकंठ कक्काक मनमे उपकलनि, भरि दिनक हराएल जँ साँझो घड़ि घर पहुँच जाए तँ ओ हराएब नै भेल। दिन तँ होइते छै बौआइले तखनि बौआएब हराएब केना भेल। बजला-

"जखनि कोनो काज अढ़ेला पछाति जे करैए ओ अपन उहिक नै भेल। जँ ओकरा अढ़ाएल नै जाए तखनि ओ करत कि? अहीं कहू?"

नीलकंठ कक्काक विचार सुनि माथक मोटा पटकैत सुचिता काकी बजली-

"अहाँ अपनाकेँ एतबे किअए बुझै छिए जे हमरा कोनो काज करैले नै कहब। जँ से नै कहब तँ केना बुझबै जे हमर बात फंल्ली मानैए आकि नै?"

पाशा पलटैत नीलकंठ कक्काक बजला-

"जड़िसँ छीप धरिक काजक हिसाब-किताब करैमे बड़ समए लगत। से नै तँ एक्केटा काजक हिसाब करू।"

एकटा सुनि सुचिता काकीक मन हलचलेलनि। ई तँ सोलहन्नी एक तरफा भेल औगता कऽ बजली-

"अहूँक बात रहल आ एकटा हमरो अछि।"

"से की?"

"सवारी बरियातीक हिसाबसँ होइ छै तइमे एते गाड़ीक कोन प्रयोजन छेलै, जे लऽ गेलौं?"

सुचिता काकीक प्रश्न सुनि नीलकंठ काका बजला-

"अच्छा, अहीं विचार दिअ जे पहिने कि विचारब?"

पतिक शीतल छाहरि पाबि काकी बजली-

"पहिने गाड़ीए-सवारीक विचार करू। किअए पच्चीसटा गाड़ी लऽ गेलिऐ, जखनि कि डेरहे सए बरियाती गेलिऐ।"

गाड़ीक नाओं सुनि समाजमे जीतक अनुभव नीलकंठ कक्काकेँ भेलनि। अखनि धरि समाजमे कियो बीसटा गाड़ीसँ आगू नै बढ़ल छला तैठाम पाँच गाड़ी बढ़ैक प्रतिष्ठा केकरा भेटल। आह्लादित होइत बजला-

"अपन मनोरथ छल जे आगू बढ़ि काज करी। किअए अहाँकेँ कोनो तेकर दुख अछि? प्रतिष्ठा कि फूटा कऽ भेल आकि सम्मिलिते भेल।"

एक तँ ओहिना सुचिता काकीक मन बेटा बिआहक खुशीसँ उधियाइत रहनि तैपर पतिक मनोरथ सुनि आरो उधिया गेलनि। बजली-

"अनकासँ तँ नीक काज जरूर भेल। देखै छिऐ जे अल्हुआक बोरा जकाँ मनुख गाड़ीमे ठसमठस बरियाती जाइ-अबैए आ गाड़ीएमे मुँह पेट सभ चलए लगै छै। तइसँ नीक भेल जे जे कियो गेला अरामसँ एला-गेला।"

सुचिता काकीक बोल सुनि नीलकंठ कक्काक मुँहसँ हँसी फुटलनि। पतिक हँसी देखि काकीकेँ भेलनि जे भरिसक हमर निशान उचित जगहपर लगलनि। अपन बराइ सुनि खुशी हएब मनुखक जन्मजात संस्कार रहल अछि। अपन उचित जगहक निशानसँ पतिक मुँहकेँ लाबा जकाँ हँसाएब सफल पत्नीक प्रमुख लक्षण तँ भेबे कएल। मुदा नीलकंठ कक्काक हँसीक कारण सुचिता काकीक निशान नै बल्कि समाजमे अरामदेह बेसी गाड़ीकेँ बेटाक बिआहक बरियातीमे लऽ जाएब छेलनि। जेकरा बेटाकेँ अधिक दान-दहेज बिआहमे भेटै छै, समाजमे ओकरे मान भेल कि ने? जँ मान बढ़ल तँ जरूर अंको बढ़ल हेबे करत। पेटक गुदगुदी असथिर होइते सुचिता काकी बजली-

"आब, हाँ-हाँ हीं-हीं छोड़ू। भानसोक बेर भेल जाइए। अखनि पुतोहुकेँ चुल्हिक भार थोड़े देबै। जइ बेथे बेथाएल छी से बेथा निकालू। जाबे गुर घाउ जकाँ कोनो बेथाकेँ नीक जकाँ नै निकालि बहा लेब ताबे सड़नि-असाइक डर रहिते छै। तँए आदो-पान्त बाजू?"

जहिना कियो संगीतज्ञ उच्च कोटीक मंचपर कलासँ श्रोताकेँ मुग्द कऽ सुता दइए तँ केतौ एकान्त बनमे असकरे कियो अपन गुणसँ निराकार रूप भगवानकेँ सुन भरत जकाँ नन्दी गाम बना राज-काज चलबैए तहिना अपन बेथित वाणकेँ निकालैत नीलकंठ काका बजला-

"बिआहक आन खरच आ काजपर मन केतौ नै अँटकल अछि, किअए तँ चाउर-दालि खर्च भेल तँ बदलामे लोको, मालो-जाल आ चिड़ैऔ खेलक। गाड़ी-सवारीमे खर्च भेल तँ ईहो उपराग नै भेटल जे किनको डाक्टर ऐठाम जाए पड़लनि। मुदा डेढ़ सए जोड़ धोती मिला पाँचो टूक विदाइमे जे खर्च भेल ओ टारनो मनसँ नै हटैए।"

जहिना मरूभुमिमे बालु सिबा चमकैत किछु नै नजरि अबैत तहिना सुचिता काकीकेँ बेटा बिआहक सफलता मनमे छेलनिहेँ चमकि चड़चड़ेली-

"राँड़ कानए अहिवाती कानए तइ लगल बड़कुम्मरि कानए, सुहरदे मुहेँ किअए ने बजै छी जे आने बरक बाप जकाँ कननी बेमारी धेने अछि तँए कनै छी। अपने मने जे केतबो गुर-चाउर चिबबैत कानब तँ कि हमहीं संगी छी, बाँटि थोड़े लेब। खैर जे होउ, देह तँ रोगाएल अहींक अछि, तँए बेमारीक जड़ि तँ अपने बुझैत हेबै। बाजू, खोलि कऽ बाजू, कनि भानसमे देरीए हएत तँ कि हेतै। मनक घाउ जे मेटाएल रहत तँ खाइओ आ सुतैओमे रुचि औत।"

सुचिता काकीक विचार सुनि नीलकंठ कक्काक मनमे भेलनि जे भरिसक लोक ठीके कहै छै राजाकेँ किदनि चिन्ता आ रानीकेँ किदन्कि। मुदा मनक बेथा नीक जकाँ वएह ने बूझि पाबि सकैए जेकर हाथ-पएर नमहर हेतै। घटको सबहक अजीब गति छै। बर-कनियाँक घरदेखीमे लगले सर्टिफिकेट दऽ दइ छथि जे सीता-रामक जोड़ी अछि। विधातो जेना जोड़े लगा पठौलनि। मुदा नै सोलहन्नी तँ अठन्नीओ बेथा तँ भगबे करत। सोलहन्नी तँ तखनि भगै छै जखनि सुनिनिहार बेथा सुनि बेवसथित दंगसँ समाधान करै छथि, मुदा तँए कि अपन बेथा हृदैसँ निकाललोसँ तँ अदहा कमिते अछि। किएक ने कमत? लोक नै सुनत तँ नै सुनह मुदा उगलाहा तँ सुनबे करत। बजला-

"विदाइमे केते खर्च भेल से बूझल अछि?"

ठोरेपर बरी पकबैत सूचिता काकी बजली-

"विदाइ तँ विदाइ भेल, तइमे हमरा बुझैक कि प्रयोजन अछि। ई काज तँ पुरुख पात्रक छी। जे घरसँ निकलि कुटुम-परिवार धरिक चीन-पहचीन रखै छाथि, सेहो अधला कि भेल। जखनि अधले नै भेल तखनि

चिन्ते किअए हएत? जखनि चिन्ते नै हएत तखनि मने किअए बेथाएत? मन हल्लुक करू। अनेरे तरे-तरे गुमसड़ै छी।"

नीलकंठ कक्काक मन मानि गेलनि जे मुँहछोहनि छोड़ि किछु ने भेटत। मुदा मनक बेथाक कथा जँ बाजियो नै लेब तँ ओकरा संग अन्याय हएत। बजला-

"जे बात सुनैमे नै आबए ओ दोहरा कऽ पूछि लेब। मुदा जे बुझैमे नै आबए ओहन नै दोहराएब। शुरूहेसँ कहै छी।"

अपन भरियाइत आसन देखि सुचिता काकी हाथ-पएर सोझ-साझ करैत बैसली। सोझ-साझक कारण रहनि जे नजरि-नजरिक मिलानी नब्बे डिग्रीमे नै शत-प्रतिशत हुअए। बजली-

"देखू हम बिसराह छी, जँ बीचमे कोनो बिसरि जाइ तँ ओकर मदी नै भेल। मुदा अहूँ, काज केतौ आ बात केतौसँ नै करब। जहिना-जहिना काज बढ़ैत गेल तहिना-तहिना बातो बढ़बैत चलब।"

सुचिता काकीक विचार नीलकंठ कक्काकेँ दमगर बूझि पड़लनि। दमगरे विचार ने दमगर आशा जगबैए। बजला-

"डेढ़ सए गोटेकेँ विदाइ केलियनि। ओना किनको ऐ दुआरे नै बेरेलियनि जे एक काजक एके विदाइ उचित बुझलौं। मुदा तँए कि, किनको संग कम-बेसी नहियेँ केलियनि।"

पतिक बात सुनि सुचिता काकी टपकली-

"किअए, कियो किछु उपराग पठौलनि अछि?"

"उपराग किअए कियो पठेता। मुदा मन मानि नै रहल अछि। कहिये दइ छी। डेरहो सए विदाइ डेढ़ लाखक छल। एक-एक विदाइक वस्तुमे एक-एक हजार लगल छल। मुदा आब जखनि पाछू उनटि तकै छी तँ बूझि पड़ैए जे दस-सँ-पनरह गोटे धोतीओ चदरियोक उपयोग करता बाँकी कियो घरनीपा बनौता तँ कियौ गाड़ी-पोछना!"

पतिक बात सुनिते सुचिता काकी कुदैक बजली-

"अपन महिंसकेँ कियो कुरहरिए नाथत तइले अहाँकेँ चिन्ता किअए होइए।"

सुचिता काकीक बात सुनिते नीलकंठ कक्काकेँ झड़क उठलनि बजला-

"अहीं सन लोक बिआहमे काजसँ विधि भारी बनबैए। एकटा कहू जे अपन बिआह मन अछि।"

"मन किअए ने रहत?"

"केते खर्च बाप केने रहथि से बूझल अछि?"

"दहेलहा-भसेलहा खनदान बुझै छिऐ जे काजक हिसाब बाप-माएसँ लेब।

"एना नै छिड़िआउ सबा लाख रूपैआमे दुनू गोटेक बिआह भेल रहए। जाउ कनी चसगरसँ भानस करब। अहिना बेजाए नीक होइत एलैए।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

जगदानन्द झा 'मनु'- विहनि कथा
ग्राम पोस्ट  हरिपुर डीहटोल, मधुबनी

१ .हारि

साँझु पहर फोनक घंटी बाजल । "ट्रिन न न ट्रिन न न न ट्रिन न न न न ..." बिना अप्पन नाम बतोने रिसीवर उठेलहुँ । कोनो जवाब नहि । दोसर कातसँ शांत । मुश्किलसँ पन्द्रह मिनट बाद फेर फोनक घंटी बाजल । दोसर दिससँ फेरो कोनो आवाज नहि । शाइद हमर स्वर पशंद नहि हेतै अथवा कएकरो आओरसँ गप्प करैक हेतै ।

रातिक एगारह बजे फेर फोन आएल, फोन उठेलहुँ, "हेलो ।"
कनिक कालक चूप्पीकेँ बाद उम्हरसँ, "हम मालकी बजै छी, बहुत दिनक बाद फोन कए रहल छी, ठीक तँ छी ने ? साँझेसँ ट्राइ कए रहल छलहुँ मुदा हिम्मत नहि भए रहल छल । ई कहै लेल एतेक राति कए फोन केलहुँ जे हमर ब्याह भए गेल ।"
"हमरा बुझल अछि ।"
"कोना ।"
"दुबईसँ एला बाद हम अहाँक गाम गेल रही ओहिठाम कएकरोसँ बुझलहुँ जे दू महिना पाहिले अहाँक ब्याह दुरागमन दुनू संगे भऽ गेल मुदा ई की महर इंतजार नहि कए पएलहुँ ।"
"हम बेबस रही .....अहाँक बच्चाकेँ पाँच महिनासँ अपना पेटमे रखने-रखने, आगू दुनियाँक नजरिसँ बचेनाइ असम्भब छल ।"

“हम कहि कए तँ गेल रहि जे छह महिनासँ पहिले पहिले आबि जाएब कि हमरापर बिश्वास नहि रहल ।“

“एहन गप्प नहि छै, हमर तन एहिठाम अछि मुदा मोन एखनो अहीँ लग अछि परञ्च ई समाज, गाम आ परिवारक सामने हम हारि गेलहुँ ।“

“की अहाँक पतिकेँ ई गप्प सभ बुझल छनि ।“

“ हाँ !अहाँक दऽ नहि मुदा बच्चा दऽ बुझल छनि । ओ देवतुल्य लोक छथि, होइ बला हमर बच्चाकेँ सेहो अप्पन नाम दै लेल तैयार छथि ) ...कनिकाल दुनू कातसँ चुप्पीकेँ बाद (हम एखन एहि द्वारे फोन कएलहुँ जे हमरा आब ताकैक वा फोन करैक चेष्टा नहि करब ओहि सभकेँ बितल गप्प जानि बिसरि जाएब...हुँऽऽ हुँऽऽऽ !” कानेक स्वर संगे रिसीवर राखैक खटखटाहट, फोन बंद ।

२ .डिबिया

“गे दाइ अहाँक सभक धिया-पुता कतेक गोर होइए ? राति कए डिबिया बाइर कए सुतै जाइ छीयै की ? हमर मरदाबा तँ डिबिया बुता दै छै ।”

३ .पिआस

“की यौ ललनजी एना टुकुर टुकुर की तकै छी ?”

अप्पन गामक मुँहलागल भाउजक मुँहसँ ई सुनि ललन एकदमसँ सकपका गेला, जिनका कि बहुत कालसँ घुरि रहल छल ।

“नहि किछु नहि ।“

“धूर जाऊ !इनार लग पिआसल जाइ छै की पिआसल लग इनार । अहाँ एहन पहिल मरद छी जकरा लग इनार चलि कए एलैए आ एना टुकुर टुकुर तकने कोनो पिआस मिझाइ छैक की ? पिआस मिझाबैक लेल इनारमे कूदए परैक छै ।“

४ .प्रेम दीवानी

“अरे !अरे ! रुक ई की भऽ रहल छै ! तूँ सभ एक संगे एतेक रास सामूहिक आत्मदाह! ”

“हम सभ प्रेम दीवानी, प्रेमकेँ अंतिम छोर पावै लेल जा रहल छी मुदा अहाँ

अपस्वार्थी मनुख एहि प्रेमकेँ नहि बुझब अहाँ सभ तँ प्रेमोमे नफा नुकशान तकै छी ।"
डिबियाक लोऽपर भन्नाइत फतिन्गाक झुण्डमे सँ एकटा धीरेसँ हमर कानमे भनभना कए कहि डिबियाक आँचपर जा जरि गेल ।

५ .खापरि धिपा कए

"यै छोटकी कनियाँ, सुनै छीयै ललिताक वर एलखीन्हेँ जाउ हुनकासँ कनीक नीक मुँहें हँसि बाजि लियौन, खुश भए जेता तँ टिकुली सेनुर लेल किछु दएओ कए जेता ।"
"एहन हँसै बजै बला आ खुश होएबला मरदाबाकेँ हम खापरि धिपा कए चेन नहि फोरि देबैन, अप्पन जमएक बड़ चिंता छनि तँ अपने जा कए किएक नहि खुश कऽ लै छथि ।"

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

 अखिलेश कुमार मण्डल

बेरमा, मधुबनी।

विहनि कथा-

**पँचवेदी**

जेकरा लेल चोरि करै सएह कहै चोरा, भोरेसँ मनमे बेर-बेर उठए लगल। केतबो ठेल कऽ बहटाबए चाही से बहटबे ने करए। तखनि मन भेल जे जहिना केकरो दुखनामा सुनने दुख कमे छै तहिना जँ समाजोक बातकेँ

सुनि आ अपनो बात कहिऐ। उठि कऽ लालकाका लग गेलौं। देखते पुछलन्हि "बौआ मन बड़ झूकल देखै छिअह?"

कहलियनि- "काका, तेहने रगड़ा मनकेँ रगड़ि रहल अछि जे कि कहौं। तँए झुकौने छी।"

लालकाका पुछलन्हि "से कि?"

कहलियनि- "काका, ओना ऐ बातकेँ समाजक पँचवेदीमे उठाएब, मुदा अहाँ घरक गारजन छी तँए पहिने अहीं बुझा दिअ।"

अपन बढ़ैत मान देखि लालकाका बजला- "बेस बात मनमे एलह। तेहेन जुग-जमाना भऽ गेल अछि जे लोक झुठो बातकेँ तेना बढ़ा-चढ़ा कऽ बजैए जे जेना ओकरे राज होइ।"

"असथिरसँ बुझा कऽ कहअ"

कहलियनि- "काका, अहीं कहू जे ई उचित होइ, जइ समाजक पाग अकासमे टेकने छी तइ समाजक लोककेँ कियो खाधुर तँ कियो भोजनभट्ट कहै?"

नीक जकाँ लालकाका नै बुझला। दोहरौलन्हि "कनी फरिछा कऽ बाजह ने?

काकाक आशा पाबि अपनो आशा जगल। कहलियन्हि "काका अखूनका जे बिआहक बरियाती भऽ गेल अछि तेकरा गामक सभ दुरि कऽ देलक हेन, ओकरे देखा-देखी हमहूँ दुरि कऽ दिऐ से नीक हएत?"

बिनु बात बुझने टोकारा दैत लालकाका कहलन्हि- "से तँ नहियेँ हएत। मुदा बात कि भेलह से ने बाजह?"

कहलियनि- "काका, देखते छिऐ जे अखुनका बरियातीमे बेसी गोटे ओहने रहैए जे चूड़ा भूजा तड़ल माछ आ दूटा बोतल घरवारी दिसिसँ पबिते छाती उघारि कऽ जश दऽ दइ छै, किछु गोरे सए-दु-सए रसगुल्ला खा पुरा जश दऽ दइ छै, मुदा हम तँ तइसँ भिन्न छी। भोजनक मुख्य अंग गोरस छी। एक तँ ओहुना घरवारी पाँच किलोसँ बेसी दहीक ओरियान नहियेँ करै छथि, तेकरा जँ छुच्छ कऽ दइ दिऐ तँ हम खाधुर भेलौं कि समाजक इज्जति रखै छिऐ। तइले लोक एना किअए बजैए।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

प्राज्ञ कापड़ि केशवलाल बाखं शिरपा सम्मानसँ सम्मानित **रिपोर्ट**  **पूनम मण्डल**

**प्राज्ञ कापड़ि केशवलाल बाखं शिरपा सम्मानसँ सम्मानित**

नेपाल भाषा परिषद मैथिली भाषाक चर्चित साहित्यकार एवं प्राज्ञ राम भरोस कापडि भ्रमरकेँ केशवलाल बाखं शिरपा सम्मान(पुरस्कार)सँ सम्मानित कएलक अछि ।

राष्ट्रिय भाषामेसँ एक मैथिली भाषामे उत्कृष्ट साहित्यिक रचनासभ कऽ मैथिली भाषा साहित्यक श्रीवृद्धिकेँ लेल कएने योगदानक कदर करैत परिषद प्रसिद्ध कथाकार केशवलाल कर्माचार्यक नाममे स्थापित ( केशवलाल बाखं शिरपा ) सम्मानसँ हुनका सम्मानित कएने अछि । ओहि अवसर पर प्राज्ञ कापडिकेँ दश हजार नगद एवं सम्मानपत्र प्रदान कएल गेल छल ।

कविकेशरी चित्तधर हृदयक १ सय ७म जन्म जयन्तिक अवसरपर नेपाल भाषा परिषदक अध्यक्ष फनिन्द्र रत्न ब्रजाचार्यक सभापतित्वमे मंगल दिन सम्पन्न समारोहमे प्राज्ञ भ्रमर उक्त सम्मानसँ सम्मानित भेल छथि ।

सम्मान ग्रहण करैत प्राज्ञ भ्रमर मैथिली आ नेपाल भाषाक सम्बन्ध मध्यकालेसँ निरन्तर रहल आ मैथिली भाषा साहित्यक अनेको प्राचिन अभिलेखसभ नेवारी लिपीक विभिन्न संग्रहमे संग्रहित रहल बतौलनि ।

राज्य पक्षसँ अन्यायमे परल अन्य भाषा संगहि ई दुनू भाषासभ अपन अस्तित्वक रक्षाकेँ लेल निरन्तर संघर्षरत रहल सेहो बतौलनि । विक्रम सम्बत २००७ सालमे स्थापित नेवारी भाषा साहित्यक अग्रणी संस्था नेपाल भाषा परिषदसँ मैथिली भाषाक साहित्यकारकेँ प्रदान कएल गेल ई सम्मान पहिल बेर अछि ।



ओहि अवसर पर नेपाल सम्बत ११३२क भाषाथुवा पुरस्कार प्रा. प्रेम शान्ति तुलाधर, २५ हजार राशीक चित्तधर सिरपा पुरस्कार गायक भृगुराम श्रेष्ठ, १५ हजार राशीक ठाकुर लाल सिरपा पुरस्कार निवन्धकार सुरेन्द्रमान श्रेष्ठ आ मोतीलाल सिरपा पुरस्कारसँ अन्तराष्ट्रिय भिक्षु संघकेँ सेहो सम्मान कएल गेल छल । ओहि समारोहमे परिषदक उपाध्यक्ष प्रा. शुवर्ण शाक्य, महासचिव नवीन्द्रराज जोशी, परिषदका सदस्य नरेशविर शाक्य सहितक वक्तासभ मातृभाषाक साहित्यमे योगदान देनिहार संघ संस्थाकेँ राज्य वेवास्ता करबाक क्रम गणतन्त्र अएलाकबादो नहि रुकल प्रति चिन्ता व्यक्त कएने छलथि ।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**उमेश मण्डल,** निर्मली, सुपौल।

**लघुकथा**

**जीविते नर्क**

सोन-रूप जहिना आगिक ताउ पाबि गलए लगैए तहिना आत्म ग्लानिसँ गलैत राधामोहन ब्रहमस्थान पहुँचल। तेसरि साँझक समए रहै। पहिल साँझसँ जे गामक माए-बहिन सभ आबि-आबि काँच माटिक दिआरी नेसि साँझ दैत आएल छेली ओ दोसरि साँझ टपैत-टपैत पतरा गेल छेली। यएह सोचि राधामोहन तेसर साँझकमे पहुँचल छल जइसँ कियो देखए नै। किछु मानेमे मुहूर्तो नीक छलै। एक तँ एकान्त, दोसर अन्हार आ तेसरि देखिनिहारो-सुनिनिहार नै। ब्रहमस्थानक मुहथरि लग आबि राधामोहन अँटकि गेल। अँटकि कि गेल जे पएर ठमकि गेलै। चारूकात आँखि उठा तकलक तँ अन्हारमे ने बेसी दूर देखलक आ ने अन्हार छोड़ि किछु आन देखेलै। मन मानि गेलै जे ने कियो देखिनिहार अछि आ ने सुनिनिहार। बाहर अन्हारमे स्थानक चारूकात कुकुर सभ अपन-अपन सीमानक चौकसी नीनभेर भऽ करैत रहए। नीनो केना नै अबिते, भिनसुरका दुधक ढार तँ वएह सभ ने पीबो करैए आ पटका-पटकी करैत नेहबो-थकबो करैए। खेतिहर जहिना नीक उपजैत खेतक आड़ियो धकिया खेते बनबए चाहैए आ अधला उपजा भेने नीको खेतकेँ परता-परता परतीए बना दइए जइसँ बाट-बटोही बीचे खेत देने रस्तो बना बीचे-बीच चलए लगैए तहिना राधामोहन अपन कएल काजक ग्लानिसँ धकियाइत-धकियाइत देवालय पहुँच गेल। हीयकेँ हारैत आगुमे ठाढ़ केलक। जेना-जेना भीतर प्रवेश करैत गेल तेना-तेना मनो पसिझैत गेलै। अंतमे एहेन भेलै जे धुँआ बनि अकास उड़त आकि पाथर बनि पानिक पहाड़ बनत तइ गुनधुनमे पड़ि गेल। दुनू हाथ जोड़ि बाजल-

“हे बरहमबाबा, अपने यमराजकेँ कहियनु जे जीविते नरक पठा दथि। जहिना अपन मित्र संग तहिना संकल्पोक हत्यारा छी; हत्यारा छी।”

कहि राधामोहन महादेव जकाँ ताण्डव नाच-नाचए लगल।

राधामोहन आ विसमोहन बच्चेसँ लंगोटिया संगी। एक्केठाम दुनूक घरो छै। बाध-बोनसँ लऽ कऽ घर-आंगन धरि संगे रहै छल। महाविद्यालयक अभावमे दुनू गोरे मैट्रीक पास कऽ रहि गेल। आन-आन विषए जे जहिना पढलक से तहिना ससरि गेलै मुदा समाज अध्ययनक टिकाउ विषय, टिकल रहलै। जइसँ दुनू मिलि अपन पहिचान आ संक्लपकेँ मजगूत बनबैमे गारि-गरौबलिसँ लऽ कऽ मारि मरौबलि धरि करबो केलक आ कएक बेर जहलो गेल आएल अछि।

जहिना लड़ाइ लड़ि जहल गेनिहार जेल जेनाइकेँ अराम करब बुझैए, सएह अखैन धरि ईहो दुनू गोरे बुझैत आएल छल। एक्के जातिक राधामोहनो आ विसमोहनो मुदा दुनूक बीच दू दियादी। ओना दुनू दियादीक बीच पुस्तैनी झगड़ा चलि अबै छलै मुदा दुनूक दोस्ती तेकरा मेटा जकाँ देने छलै। जे पछाति आबि कऽ खेनाइ-पीनाइ, बर-बरियाती सभ चलए लगलै। ओना, नवका तूरकेँ पछिला बात ने कियो कहनिहार आ ने कियो बुझबो करैत। मुदा जहिना गहींरगर खादिकेँ ऊपरका खर-पात छिल-छालि कऽ भरलापर ऊपरसँ भरल

बुझाइए, मुदा हाथीकेँ के कहए जे धियो-पुताक पएर चपि जाइ छै तहिना राधामोहन-विसमोहनक दियादीक बीचक खादि ऊपरसँ तँ चिक्कन बनि गेल छेलै मुदा भीतरसँ भितराएले छल।

विसमोहनक पितियौत भाए मनमोहन मुम्बइमे बीस बरखसँ नोकरी करैत आएल अछि। एक परिवार रहने घराड़ीक बँटवारा भागे भाग भेल छलै, जइमे दुनूक घरो आ बाड़ीओ-झाड़ी छेलै। ओना दुनू परिवारक घराड़ी रोड पकड़ैए मुदा विसमोहनक घराड़ीक बगलमे तीन-बटिया, जैपर दसटा दोकान-दौरी बैसि चौक जकाँ बनि गेल। चौक भेने बजारक मुँह खुगल। एक्के खेत रहितो एक भाग मुहथरि बनि गेल आ दोसर गोरथारी। जइसँ दुनूक महतमे घटी-बढ़ी भऽ गेलै। मुम्बइमे रहने मनमोहनक विचारमे सेहो बदलाउ एलै। जइसँ नोकरी करैसँ नीक अपन धंधा मनमे एलै। स्वाभाविको छेलै, औद्योगिक शहर मुम्बइ आ तेतए मनमोहन बीस बरख बितेने अछि। मुदा अपन जिनगी तँ तेना ओझरा गेल छै जे साठि बरखसँ पहिने छोड़त तँ पेन्शनकेँ के कहए जे आनो-आनो जमा-जुमी डूमि जेतै। तँए मनमोहन अपन विचारकेँ बेटा ऊपर केन्द्रित केलक। निर्णए कऽ लेलक जे बेटाकेँ औद्योगिक शिक्षा दियाएब। ओना उद्योग तँ रंग-बिरंगक दुनियाँमे पसरल अछि मुदा अपन मनोनुकूल उद्योग बेसी नीक हौइ छै। सएह केलक।

बेटाक पढ़ाइ छोड़लापर मनमोहन सभतूर गाम-आएल। जइबेर गेल रहए तइबेर एक्कोटा दोकान नै बनल छेलै। अखन प्रधानमंत्री योजनाक सड़क, तीनटा तीनू कोनपर चापाकल आ एक-आध घंटा बैसैक जोगार सेहो बनि गेल जेकरा देखि मुम्बइक चौराहा मनमोहनक मनमे नाचि उठलै। मनमे उठिते अनैतिक बाट ताकए लगल। मनमे एक्केटा मंशा जे विसमोहन हमरा दिस चलि जाए आ हम चौक साइड चलि आबी। तीन कट्ठा चौकक जमीन। लाखकेँ के कहए जे करोड़ोक हएत। करोड़क कारोबार लेल दु-चारि लाख छिटैए पड़ै छै। जाबे से नै हेतै, ताबे चिड़ै-चुनमुनी पछौर केना केना लगल।

गाम तँ अखनो वएह गाम छी जे चुड़ा-दहीक संग चीनी मिला तीत-मीठ गिरैत आएल अछि। फील्डपर दस गोटेकेँ कोनो भाँजे अपना दिस केनाइ, यएह अखुनका पनचैती छी। ई बात मनमे अबिते मनमोहन गामक खौकार पंचकेँ पटिया घराड़ी उनटबैक योजना मनमोहन बनेलक। सँझुका नढ़िया जहिना पू सुनिते सभ पुपुआए लगैए तहिना एक स्वरमे सभ पंचैतिया ग्राउण्ड बना लेलक जे जखनि कानूनी बँटवारा नै छिऐ तखनि ओ बँटबरे ने भेल। मौखिक बँटबाराक कोनो मानि नै! भलहिं वेद-शास्त्रक अधार-बात किअए ने हुअए।

पाँच परिवारक दियादी विसमोहनक। असगरे दुनू बापूत विसमोहन गाममे रहैए आ बाँकी सभ दियाद मुम्बइएमे। ओना दुनू बापूत मनमोहन बुफगरो।

राधामोहन सेहो पनचैतीमे आएल। नढ़िया जेरमे अपनो नढ़िया बनि विसमोहनक संकल्पित मित्र राधामोहन चुपे रहल। अपन स्थिति कमजोर होइत देखि विसमोहनक मन राधामोहनकेँ ओइ नजरीए देखलक जेहेन बलिदान होइत समए छागरक होइ छै। मुदा संकल्पित जिनगी। अपन हँसैत अंत देखैक जिज्ञासा करैत विसमोहन राधामोहनकेँ पुछलकै-

“आन जे हुअए। मुदा तूँ तँ संकल्पित जिनगीक संगी छिअँह, मुँह किअए बन्न रखलँह?”

विसमोहनक मनक बात बुझितो राधामोहन दियादी आड़ि ठाढ़ कऽ ओही आड़िमे अरिया गेल। भगैत-पड़ाइत संकल्पित संगीकेँ देखि विसमोहनक मन संकल्पकेँ अगुअबैत धधकि गेल, बाजल-

“जइ धरतीपर झूठ-फूसमे लोक अपन बलि चढा रहल अछि तैठाम अपनो जुल्म अपने नै रोकि पाबी! ई तँ जिनगीकेँ धोखा देनाइ भेल। ई बात सत् जे बलिदान कतए होइ...।

बमकि कऽ फेरि बाजल-

“हम पनचैती नै मानब। ई धरती हमर बलि मंगैए।”

चढ़ा-उतरी बजनिहारक बोन गाम। तेना ललकारा भरलक जे दुनू बापूत मनमोहन, दुनू बापूत विसमोहनकेँ मारि लठियौलक। जे आठम दिन जाइत-जाइत विसमोहन खतम भऽ गेल।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** ggajendra@videha.com **पर पठाउ।**

## ३. पद्य

*३.१.*  जगदीश चन्द्र ठाकुर ‘अनिल’-गजल १-४

*३.२.*१.  मुन्नी कामत-गीत:- जट-जटिन २.  शान्तिलक्ष्मी चौधरी-नेताजी


मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

३.३. जगदानन्द झा 'मनु'- के पतियाएत

३.४. **मनोज कुमार मण्डल-देशी कौआ**

३.५. कुन्दन कुमार कर्ण- गजल

३.६. **जगदीश प्रसाद मण्डल-सुफल काज**

३.७. राजदेव मण्डल- दू टा कविता

३.८. सत्य नारायण-लहकैत समाज

जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'

४ टा गजल

1

एते बाझल किए रहै छी अपनामे अहां
अबै छी बडी-बडी राति क'सपनामे अहां ।

चलि जाउ दिल्लीए कि मुंबई कि बंगलोर
रहब एसगर कोना क' पटनामे अहां ।

होइए साल भरि पर भेंट दूनू गोटेकें
जखन कटनीमे छी हम, सतनामे अहां ।

भेट जेता शकुनी, दुर्योधन आ धृतराष्ट्र
मिला क'देखबै आब कोनो घटनामे अहां ।

ओकरा किए मारै छिऐ मुक्कासं अहां भाइ
जेहने छी तेहने देखब अयनामे अहां ।

गरमीमे जल तं भइए जाइए अमृत
चाहे लोटामे राखि पीबू कि बधनामे अहां ।

विवाहकें विवाहक गरिमा करू प्रदान
किए फंसल छी कपडा आ गहनामे अहां ।

;सरल वार्णिक बहर, वर्ण-16

2

जंगल आओर पहाड देखलौं जीवनमे

गुजगुज राति अन्हार देखलौं जीवनमे ।

मोनक नीलगगनमे छिटकै बिजलोका
ममता आ स्नेह- दुलार देखलौं जीवनमे ।

मन आंगनमे चारूधामक दर्शन भेल
मूल्यक हाट आ बजार देखलौं जीवनमे ।

नृत्य, गीत,संगीत,चौल और हंसी-ठहक्का
नोरक कतेक टघार देखलौं जीवनमे ।

मारि-पीट,दंगा आ फसाद, छीना आ झपटी
आदर आओर सत्कार देखलौं जीवनमे ।

देखलौं गंगा बहै छली अपने अन्तरमे
पोखरि आ धार- इनार देखलौं जीवनमे ।

सरल वार्णिक बहर, वर्ण-16

3
अपन कहैए, सुनैए हमरा
किछुए लोक चिन्हैए हमरा ।

सूप जं हम त चालनि अछि ओ
तैयो मूंह दुसैए हमरा ।

जकरे खातिर चोरि केलौं
सेहो चोर कहैए हमरा ।

एसगरमे तं पएर छुबैए
लोक लग गरियबैए हमरा ।

कांट छीटि क' गेल बाट पर
आब हाल पूछैए हमरा ।

चोर चिकडि क' बाजय जखने
तामस तखन उठैए हमरा ।

हम मूससं बाघ बनेलियै
उनटो करब अबैए हमरा ।

मात्रा-15 प्रत्येक पांतीमे

4
थिक युद्धक मैदान ई जीवन,कोना बढ़ू हम
अपने मित्रक मृत्युक कारण, कोना बनू हम

सोझांमे तं छथि दादा-दादी,कक्का-काकी,भैया-भौजी
सभसं खेत-पथारक खातिर कोना लडू हम

राज-पाट की करब जखन लोके नहि रहतै
भीषण नर-संहारक पर्वत कोना चढ़ू हम ।

भीख मांगि बरू खाएब,लडब नहि भैयारीमे
हे मधुसूदन गाण्डीव हाथमे कोना धरू हम

हे केशव, कृपया हमरा दुविधासं मुक्त करू
हमर बुद्धि नै काज करय, की कोना करू हम

सरल वार्णिक बहर, वर्ण-18

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

१. मुन्नी कामत-गीत:- जट-जटिन २. शान्तिलक्ष्मी चौधरी-नेताजी

१

मुन्नी कामत

गीत:- जट-जटिन।

जटिन- छोड़ि मिथिला नगरिया

बांधि अपन ई पोटरिया

तूँ कतए जाइ छँह रे.........!

जटबा कतए जाइ छँह रे..........!

छोड़ि अपन सजनियाँ

तियाग कऽ सभ खुशियाँ

तूँ कतए जाइ छँह रे

जटबा कतए जाइ छँह रे..........!

जट- जाइ छियौ गे

जटिन देश-गे-विदेश

जटिन देश-गे-विदेश

भऽ गेलैए गैर आब

अपन प्रदेश!

साड़ी अनबौ गे जटिन

गहना अनबौ गे................

साड़ी अनबौ गे जटिन

गहना अनबौ गे

बौआ-बुच्ची ले सेहो

नव अंगा अनबौ गे!

जटिन- नै लेबो रे जटबा

विदेशक सनेस

नै लेबो रे जटबा

विदेशक सनेस

हमरा तँ चाही जटबा

तोहर संग आ सिनेह!

जाट- नै रोक गे जटिन





हमर तूँ डेग

कमेबै नै तँ केना

भरब सबहक पेट!

बौआ कनतौ गे जटिन

बुच्ची ललेतौ गे

बौआ कनतौ गे जटिन

बुच्ची ललेतौ गे

जरतौ जे पेट जटिन

कोइ नै सोहेतौ गे।

जटिन- घुर-घुर रे जटा

सुन-सुन रे जटा

जिद्य छोड़ रे जटा

कोइ नै ललेतौ रे जटा

हरे जटबाऽऽऽऽऽऽऽ

रे मेहनति करि नुन रोटी खेबै

मुदा संगे मिथिलेमे रहबै रे जटा…………!

चल-चल रे जटा

अपन देश रे जटा

अपन खेत रे जटा

मरूआ रोटी रे जटा

नुन रोटी रे जटा

हे रे जटबाऽऽऽऽऽऽऽऽऽऽ

तूँ धान रोपीहेँ हम जलखै

लऽ कऽ एबौ रे जटा……………..!

जटा-     सुन-सुन गे जटिन

हमर सजनी तूँ जटिन

घरक लक्ष्मी तूँ जटिन

हमर जिनगीक गाड़ी तूँ जटिन

हमर ज्ञानक खान तूँ जटिन

हे गे जटनी ई ई ई…।

तूँ जीतलँह हम हारलौं गे जटिन

छोड़ि अपन देश

नै केतौ जाएब गे  जटिन

रहतै मिथिलेमे

सदैव अपन बास गे जटिन

हे गे जटनी ई ई ई...।

गै दुनू गोरा मिलि

मेहनति करबै तँ जिनगी स्वर्ग हेतैय गे जटिन।

जटिन-  हमर साजन तूँ जटा

तोहर सजनी हम जटा

हे रे जटबाSSS... ।

दुनू गोरा हँसैत

अहिना जिनगी काटब रे जटा………………..।

२

शान्तिलक्ष्मी चौधरी

नेताजी

बाप रे बाप!...

करैत छै कोना फड़फड़

उड़ैत फतींगा जकाँ

फोड़ि देतय कखन ककर आँखि

खोखरि लेतय कखन ककर मुँह

काटि लेतय कखन ककर ससरी

मारि देतय तरछेब्बा लटकल तरकुल्ला

गाछ चढ़ल पसीबा जकाँ

रहो वा भाँड़मे जाओक कुलतूर बंशतरू

अपन लबनी भरैक चाही बरू

बाजय के छेबता कटाह

बपुतगर लाठीक जोर तँ मोन छन्हि टर्रबताह

पंचायत खेलकै, बिलौक खेलकै, बैंको खेलकै

थानो संग गिटपिटक तँ छैक सैह हाल

जतय धौइधेक जुआइल व्यवस्था

फँचैंइरे नै बजेतै फच-फच गाल!

ओह, ललकारामे ओज की?...

जेना स्वयं होइथ लाल-बाल-पाल, सुभाषचन्द्र बोस

कतय की बाजथि तकर छैक कोन होस

धनिकायमे शोभय नेहरू सन शुभ्रवस्त्र

ठोढ़य पर साजल फुसि-फास संविधान, विधेयक, अध्यादेश,

योजना, परियोजना, पंचायतीराज, लोकतंत्र आदिक अस्त्र

गिरगिट तँ धरतै शाखेक नै रंग

कखनो सुनटा, कखनो उनटे बहै गंग

जेहने समय-परिस्थिती तेहने दर्शन

खन लोहिया, मार्क्स, लेलीनवादी

खनेमे स्वधर्म, संस्कृति, राष्ट्रवादी,

दरैप गेलय मोन तँ लिअ कतैक लेब गाँधियेक मंडन

कुमारबार बेटाकेँ परिवार द' गरीबीरेखामे नौवेक स्कोरिंग

अपन खेत आ बाड़ी पटबै सातटा बिलौकिया पंपिंगसेट-बोरिंग

इंदिरा-आवास, वृधापेंसन, फसल-क्षतिपुर्तिक बँटवारामे

पिछुवारक घाम टघरि जाइन्हि एंड़ी

जेना चिल्हौरे-गिद्धक सुभागे खसल हो मरी

नेताजी छथि ओखन भाजपाक महामंत्री

दसे दिन पहिने रहथि जनु लोकजनशक्तिक अधिसंतरी

कियो कहैत छलाह एम्हर भेलन्हि भितरिया जद-यूसँ साँठगाँठ

ओहिदिन लोलियाबैत काँग्रेसिया-पेनियाँकेँ करैत छलाह बाँस

राजद केर मित्रभाई संग छैन्हि सेहो उठक-बैठकी

राजनीतिक जोकरलोकनिक संगहि फाटय पानपराग-चुटकी

पार्टीधर्म, सिद्धांत, ककरो सरकारसँ कथीक सरोकार

ओतहि जयकारा जतय बिलहैय एक्कोठोप पंचमकार

मुँह परिछ बाजताह तँ बुझेता, अहा! कतेक ज्ञानीलोक

टोकि दिओ मध्यकाल, तँ लागि जाइन्हि क्षणहिमे टोक

की करबै, आइकाल्हि रहलै कतेक गोटेक बातेक ठर-ठीक

मुदा विसबास दियाबए रहि-रहि छुवत माथक टीक

भेटत एहने ठोपधारी हिनू जे फुसि बाजत गटगट

मियाँ नमाजी हजारबेर दाढ़ी छुबि खाइत सप्पत

नेताजीतँ कहैत छथि अपनाकेँ राजनीतिक चाणक

मुदा भरिगामक लोक कहन्हि हिनका लाइत खाइत बानर

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

जगदानन्द झा 'मनु'
ग्राम पोस्ट - हरिपुर डीहटोल, मधुबनी

के पतियाएत

के पतियाएत

ई कएकरा कहु

सभक आँखिमे

पसि कए कोना रहु

सदिखन आँगुर

हमरेपर उठल

कतेक परीक्षा

आबो सहु

जतए ततए हमहीँ

लूटल गेलहुँ

घर बाहर सभतरि

हमहीँ ठकेलहुँ

हम नारी नहि

नरकैँ भोग्या

सबदिन हमहीँ

जितल गेलहुँ

झूठे घर-घर

पूजल जाइ छी

मुड़ी मचौरि हम

भोगल जाइ छी

आबू रावण

बनि भाइ हमर

रामसँ पाछू

छुटल जाइ छी |

*****

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**मनोज कुमार मण्डल**

**देशी कौआ**

मन परि रहल अछि ओ दिन

जहिया माएक हम छोट नेना रही

माएक आँचर तर खेलैत-धुपैत रही

माएक बोल हमर धियान एक रहै छेलए

जखने बजै अँगनामे कौआ

बुढ़िया दादी बाजि उठै छेली

पाहुन एता एना लगि रहल अछि

सुनिते मन गद-गद भऽ जाइ छेलए

आब तड़ुआ-तरकारी के पुछैए

दही-चीनी सेहो भेटत

दिन भरिमे कएक बेर पुछिऐ

माए आइ कखनि पाहुन औता

आब ओइ दिनक यादेटा रहि गेल

देशी कौआ मरि-मरि गेल

कारकौआ गिरीहबासु भऽ गेल

आइक कौआ बाजब ई भऽ गेल

अमंगलक  सनेस दऽ गेल

कौआ बजिते कनियाँ कहै छथि

ढेप लऽ एकरा भगाउ

हम पुछलियनि कि कहै छी

बिनु भगौने देशी कौआ भागि गेल

की कारो कौआकेँ बिदाहे  कऽ देब

कौआ देखब सपना कऽ देब।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**



**कुन्दन कुमार कर्ण**

गजल

-------------------------------------

नजरिमे नजरि तऽ मिलाक देखू
दीप नेहके तऽ जराक देखू

दिल अखन कली अछि प्रिय अहाँकें
ओ कली अहाँ तऽ खिलाक देखू

चेहरा अहाँक चमैक जेतै
आँखिमें अहाँ तऽ बसाक देखू

दोहराक भेटत नहि जवानी
मोनमें उमंग जगाक देखू

बरसि पडत सावन जीनगीमें
हमर लेल रूप सजाक देखू

२१२-१२११२-१२२

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**



**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**सुफल काज......**

सुफल काज जेते जिनगीमे

सफल-सुफल कहबए लगै छै।

फले-फल वन-वन बनैत

बगिया बाग बनए लगै छै।

बगिया बाग बनै लगै छै।

सुफल काज......।

पूस पूसौंट कहि-कहि

मसिया फल पेबए लगै छै।

अधिया हस्त अधिया अदरि

पख मसिया पेबए लगे छै।

पख मसिया पेबए लगे छै।

सुफल काज......।

पखिया पख पखड़ि-पखड़ि

सतिया सात सतिना लगै छै।

अठिया आठिक आड़ि बनि

हपता-सपता बनए लगै छै।

हपता-सपता बनए लगै छै।

सुफल काज......।

काम-धाम कि धाम-काम

मन मंदिर मनबए लगै छै।

अगलि-बगलि लतरि फड़ि

अमरलत्ती कहबए लगै छै।

अमरलत्ती कहबए लगै छै।

छुच्छ हाथ मुँहमे जहिना

किछ ने दऽ पाबि पबै छै।

वेद भेदन भेद ने बूझि

कर्मक फल पबैत रहै छै।

कर्मक फल पबैत रहै छै।

सुफल काज......।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**राजदेव मण्डल**

**दू टा कविता-**

राजदेव मण्डल

उलहन

“सभ तँ रहै छै अहींक लग-पास

हम तँ अबै छी चासे-मास

पड़ि गेल विपति भेलौं निराश

अकालक कारणे डहि गेल चास

दिन अदहा पेट राति उपास

मनमे छेलए जे पूरा हएत आस

भौजीक ताना सुनि आँखि भरल नोर

बेथासँ भरल मनक पोर-पोर

एक मुट्ठी देलासँ की भऽ जाएत थोर

आँखिसँ बहि रहल अछि दहो-बहो नोर

हमर नोर नै बनि जाए अँगोर

यौ भैया, एकदिन हमरो हेतै भोर

चुप्पी साधने खसौने छी धाड़

ऐ सम्पतिपर छै हमरो अधिकार

आगूमे ठाढ़ बालपनक पियार

नाता तोड़ि केना करब तकरार

कनैत जा रहल छी जार-जार

माए रहैत तँ करैत दुलार

अपने चास-बासपर करए पड़त आस

बाबाक बखारी आ धीयाक उपास।”




आपसी

“जिनगी भरि दैत रहलौं फूल

आपस भेटि रहल अछि शूल

मन भऽ गेल बियाकुल

किअए भेटल ई डण्ड

कहाँ केलौं कोनो भूल

देहलो चीज नै देब

हम देने रही फूल

काँ केना लेब?”

“हमरा लग वएह अछि तँ दोसर की देब

जबरदस्तीओ करब तँ आरो की लेब।”

“खुगि रहल अछि मनक राज

सुआरथसँ भरल छल हमर काज।”

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**



सत्य नारायण

लहकैत समाज --------

केखनो क' मोन भटकि जाइए
केखनो मोन अटकि जाइए
आ केखनो मोन भरकि जाइए
मुदा की करू ,किछु ने सोहाइत अछि
लोकक विद्रुप चेहरा ओहिना देखाइत अछि
कियो ने भेटैत अछि ,ककरा कहबैक
के सुनत केकरा पलखैत छैक
समाज वदरूप ओझरायल छै
लूटेरा लुटैत छै ,समाज देखैत छै
के बाजत केकर मजाल छै
सभ त' लुटय मे अपने बेहाल छै
जे टुकुर टुकुर देखैत छै ,ओ त' लाचार छै
ओ की बजतै ओ त' बेदम छै
साँस लैत छै बोल निष्पंद छै
कतौ अकाल छै , कतौ दुर्भिक्ष छै
कतौ ठनका ठनकैत छै ,कतौ वज्र खसैत छै
मुदा जे निष्ठुर छै ,शैतान छै
ओकरा ल' वज्रो आसान छै
ओहन लोक कहियो नहि सुधरत
बैमानी ,शैतानी कहियो नहि बिसरत

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**




विदेह नूतन अंक गद्य-पद्य भारती

१. **मोहनदास (दीर्घकथा):लेखक: उदय प्रकाश** (मूल हिन्दीसँ मैथिलीमे अनुवाद विनीत उत्पल)

मोहनदास (मैथिली-देवनागरी)

मोहनदास (मैथिली-मिथिलाक्षर)

मोहनदास (मैथिली-ब्रेल)

**२.छिन्नमस्ता- प्रभा खेतानक हिन्दी उपन्यासक सुशीला झा द्वारा मैथिली अनुवाद**

छिन्नमस्ता

३.**कनकमणि दीक्षित (मूल नेपालीसँ मैथिली अनुवाद श्रीमती रूपा धीरू आ श्री धीरेन्द्र प्रेमर्षि)**

**भगता बेडक देश-भ्रमण**

४.तुकाराम रामा शेटक कोंकणी उपन्यासक मैथिली अनुवाद डॉ. शम्भु कुमार सिंह द्वारा
पाखलो

बालानां कृते

**बच्चा लोकनि द्वारा स्मरणीय श्लोक**

१.प्रातः काल ब्रह्ममुहूर्त्त (सूर्योदयक एक घंटा पहिने) सर्वप्रथम अपन दुनू हाथ देखबाक चाही, आ' ई श्लोक बजबाक चाही।

कराग्रे वसते लक्ष्मीः करमध्ये सरस्वती।

करमूले स्थितो ब्रह्मा प्रभाते करदर्शनम्॥

करक आगाँ लक्ष्मी बसैत छथि, करक मध्यमे सरस्वती, करक मूलमे ब्रह्मा स्थित छथि। भोरमे ताहि द्वारे करक दर्शन करबाक थीक।

२.संध्या काल दीप लेसबाक काल-

दीपमूले स्थितो ब्रह्मा दीपमध्ये जनार्दनः।

दीपाग्रे शङ्करः प्रोक्तः सन्ध्याज्योतिर्नमोऽस्तुते॥

दीपक मूल भागमे ब्रह्मा, दीपक मध्यभागमे जनार्दन (विष्णु) आऽ दीपक अग्र भागमे शङ्कर स्थित छथि। हे संध्याज्योति! अहाँकेँ नमस्कार।

३.सुतबाक काल-

रामं स्कन्दं हनूमन्तं वैनतेयं वृकोदरम्।

शयने यः स्मरेन्नित्यं दुःस्वप्नस्तस्य नश्यति॥

जे सभ दिन सुतबासँ पहिने राम, कुमारस्वामी, हनूमान्, गरुड आऽ भीमक स्मरण करैत छथि, हुनकर दुःस्वप्न नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

४. नहेबाक समय-

गङ्गे च यमुने चैव गोदावरि सरस्वति।

नर्मदे सिन्धु कावेरि जलेऽस्मिन् सन्निधिं कुरू॥

हे गंगा, यमुना, गोदावरी, सरस्वती, नर्मदा, सिन्धु आऽ कावेरी  धार। एहि जलमे अपन सान्निध्य दिअ।

५.उत्तरं यत्समुद्रस्य हिमाद्रेश्चैव दक्षिणम्।

वर्षं तत् भारतं नाम भारती यत्र सन्ततिः॥

समुद्रक उत्तरमे आऽ हिमालयक दक्षिणमे भारत अछि आऽ ओतुका सन्तति भारती कहबैत छथि।

६.अहल्या द्रौपदी सीता तारा मण्डोदरी तथा।

पञ्चकं ना स्मरेन्नित्यं महापातकनाशकम्॥

जे सभ दिन अहल्या, द्रौपदी, सीता, तारा आऽ मण्दोदरी, एहि पाँच साध्वी-स्त्रीक स्मरण करैत छथि, हुनकर सभ पाप नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

७.अश्वत्थामा बलिर्व्यासो हनूमांश्च विभीषणः।

कृपः परशुरामश्च सप्तैते चिरञ्जीविनः॥

अश्वत्थामा, बलि, व्यास, हनूमान्, विभीषण, कृपाचार्य आऽ परशुराम- ई सात टा चिरञ्जीवी कहबैत छथि।

८.साते भवतु सुप्रीता देवी शिखर वासिनी

उग्रेन तपसा लब्धो यया पशुपतिः पतिः।

सिद्धिः साध्ये सतामस्तु प्रसादान्तस्य धूर्जटेः

जाह्नवीफेनलेखेव यन्यूधि शशिनः कला॥

९. बालोऽहं जगदानन्द न मे बाला सरस्वती।

अपूर्णे पंचमे वर्षे वर्णयामि जगत्त्रयम् ॥

*१०. दूर्वाक्षत मंत्र*(शुक्ल यजुर्वेद अध्याय २२, मंत्र २२)

आ ब्रह्मन्नित्यस्य प्रजापतिर्ऋषिः। लिंभोक्ता देवताः। स्वराडुत्कृतिश्छन्दः। षड्जः स्वरः॥

आ ब्रह्म॑न् ब्राह्म॒णो ब्र॑ह्मवर्च॒सी जा॑यता॒मा रा॒ष्ट्रे रा॑ज॒न्यः शुरे॑ऽइषव्यो॒ऽतिव्या॒धी म॑हार॒थो जा॑यतां॒ दोग्ध्रीं॑ धे॒नुर्वोढा॑न॒ड्वाना॒शुः सप्तिः॒ पुर॑न्धि॒र्योवा॑ जि॒ष्णू र॑थे॒ष्ठाः स॒भेयो॒ युवास्य यज॑मानस्य वी॒रो जा॒यतां निका॒मे-नि॑कामे नः प॒र्जन्यों वर्षतु॒ फल॑वत्यो न॒ऽओष॑धयः पच्यन्तां योगेक्ष॒मो नः॑ कल्पताम्॥२२॥

मन्त्रार्थाः सिद्धयः सन्तु पूर्णाः सन्तु मनोरथाः। शत्रूणां बुद्धिनाशोऽस्तु मित्राणामुदयस्तव।

ॐ दीर्घायुर्भव। ॐ सौभाग्यवती भव।

हे भगवान्। अपन देशमे सुयोग्य आ' सर्वज्ञ विद्यार्थी उत्पन्न होथि, आ' शुत्रुकेँ नाश कएनिहार सैनिक उत्पन्न होथि। अपन देशक गाय खूब दूध दय बाली, बरद भार वहन करएमे सक्षम होथि आ' घोड़ा त्वरित रूपेँ दौगय बला होए। स्त्रीगण नगरक नेतृत्व करबामे सक्षम होथि आ' युवक सभामे ओजपूर्ण भाषण देबयबला आ' नेतृत्व देबामे सक्षम होथि। अपन देशमे जखन आवश्यक होय वर्षा होए आ' औषधिक-बूटी सर्वदा परिपक्व होइत रहए। एवं क्रमे सभ तरहेँ हमरा सभक कल्याण होए। शत्रुक बुद्धिक नाश होए आ' मित्रक उदय होए॥

मनुष्यकें कोन वस्तुक इच्छा करबाक चाही तकर वर्णन एहि मंत्रमे कएल गेल अछि।

एहिमे वाचकलुप्तोपमालङ्कार अछि।

अन्वय-

ब्रह्मंन् - विद्या आदि गुणसँ परिपूर्ण ब्रह्म

राष्ट्रे - देशमे

ब्रंह्मवर्चसी-ब्रह्म विद्याक तेजसँ युक्त

आ जांयतां- उत्पन्न होए

रांजन्यः-राजा

शुरेंऽ बिना डर बला

इषव्यो- बाण चलेबामे निपुण

ऽतिव्याधी-शत्रुकेँ तारण दय बला

मंहारथो-पैघ रथ बला वीर

दोग्ध्रीं-कामना(दूध पूर्ण करए बाली)

धेनुर्वोढांनड्वानाशुः धेनु-गौ वा वाणी वोंढांनड्वा- पैघ बरद नाशुः-आशुः-त्वरित

सप्तिः-घोड़ा

पुरंन्धिर्योवां- पुरंन्धि- व्यवहारकेँ धारण करए बाली योंवां-स्त्री

जिष्णू-शत्रुकेँ जीतए बला

रंथेष्ठाः-रथ पर स्थिर

सभेयो-उत्तम सभामे

युवास्य-युवा जेहन

यजंमानस्य-राजाक राज्यमे

वीरो-शत्रुकेँ पराजित करएबला

निकामे-निंकामे-निश्चययुक्त कार्यमे

नः-हमर सभक

पर्जन्यों-मेघ

वर्षतु-वर्षा होए

फलवत्यो-उत्तम फल बला

ओषधयः-औषधिः

पच्यन्तां- पाकए

योगेक्षमो-अलभ्य लभ्य करेबाक हेतु कएल गेल योगक रक्षा

नः-हमरा सभक हेतु

कल्पताम्-समर्थ होए

ग्रिफिथक अनुवाद- हे ब्रह्मण, हमर राज्यमे ब्राह्मण नीक धार्मिक विद्या बला, राजन्य-वीर,तीरंदाज, दूध दए बाली गाय, दौगय बला जन्तु, उद्यमी नारी होथि। पार्जन्य आवश्यकता पडला पर वर्षा देथि, फल देय बला गाछ पाकए, हम सभ संपत्ति अर्जित/संरक्षित करी।

विदेह नूतन अंक भाषापाक रचनालेखन-

इंग्लिशकोष-मैथिली- / मैथिलीकोष-इंग्लिश- प्रोजेक्टकेँ आगू बढ़ाऊ, अपन सुझाव आ योगदान ई-मेल द्वारा ggajendra@videha.com पर पठाऊ।

**१.भारत आ नेपालक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली आ २.मैथिलीमे भाषा सम्पादन पाठ्यक्रम**



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

## १.नेपाल आ भारतक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली

### *१.१. नेपालक मैथिली भाषा वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक उच्चारण आ लेखन शैली*

(भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक धारणाकेँ पूर्ण रूपसँ सङ्ग लऽ निर्धारित)

**मैथिलीमे उच्चारण तथा लेखन**

१.*पञ्चमाक्षर आ अनुस्वार*: पञ्चमाक्षरान्तर्गत ङ, ञ, ण, न एवं म अबैत अछि। संस्कृत भाषाक अनुसार शब्दक अन्तमे जाहि वर्गक अक्षर रहैत अछि ओही वर्गक पञ्चमाक्षर अबैत अछि। जेना-

अङ्क (क वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ङ् आएल अछि।)

पञ्च (च वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ञ् आएल अछि।)

खण्ड (ट वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ण् आएल अछि।)

सन्धि (त वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे न् आएल अछि।)

खम्भ (प वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे म् आएल अछि।)

उपर्युक्त बात मैथिलीमे कम देखल जाइत अछि। पञ्चमाक्षरक बदलामे अधिकांश जगहपर अनुस्वारक प्रयोग देखल जाइछ। जेना- अंक, पंच, खंड, संधि, खंभ आदि। व्याकरणविद पण्डित गोविन्द झाक कहब छनि जे कवर्ग, चवर्ग आ टवर्गसँ पूर्व अनुस्वार लिखल जाए तथा तवर्ग आ पवर्गसँ पूर्व पञ्चमाक्षरे लिखल जाए। जेना- अंक, चंचल, अंडा, अन्त तथा कम्पन। मुदा हिन्दीक निकट रहल आधुनिक लेखक एहि बातकेँ नहि मानैत छथि। ओ लोकनि अन्त आ कम्पनक जगहपर सेहो अंत आ कंपन लिखैत देखल जाइत छथि।

नवीन पद्धति किछु सुविधाजनक अवश्य छैक। किएक तँ एहिमे समय आ स्थानक बचत होइत छैक। मुदा कतोक बेर हस्तलेखन वा मुद्रणमे अनुस्वारक छोट सन बिन्दु स्पष्ट नहि भेलासँ अर्थक अनर्थ होइत सेहो देखल जाइत अछि। अनुस्वारक प्रयोगमे उच्चारण-दोषक सम्भावना सेहो ततबए देखल जाइत अछि। एतदर्थ कसँ लऽ कऽ पवर्ग धरि पञ्चमाक्षरेक प्रयोग करब उचित अछि। यसँ लऽ कऽ ज्ञ धरिक अक्षरक सङ्ग अनुस्वारक प्रयोग करबामे कतहु कोनो विवाद नहि देखल जाइछ।

२.*ढ आ ढ़* : ढ़क उच्चारण "र् ह"जकाँ होइत अछि। अतः जतऽ "र् ह"क उच्चारण हो ओतऽ मात्र ढ़ लिखल जाए। आन ठाम खाली ढ लिखल जएबाक चाही। जेना-

